## २.४.लाल दवे कामत-कोय बोलतै रे !



लाल दवे कामत

कोय बोलतै रे !

आई काल्हि शोसल मीडिया पर एक ट्रेंड खूब जोरगर रूपेँ सुनाए पड़ैत छैक। कोई बोलतै रे , से शब्द आ वाक्य जेना पूर्वी मिथिलाक' उच्चारण होईछ ,तेनाहि ध्वनि सुनि पड़ैत अछि। कियो बजताह की? एहिं शब्द केँ सुपौल , सहरसा, मधेपुरा,अररिया, खगड़िया आ कटिहार जिलाक आदि ठाम प्रयुक्त शब्द आ वाक्य केँ सोतियामी मैथिली सँ पृथक बूझल आ सुनल जाईछ- कोई बोलतै रे '। भाषायी आधार पर मैथिली बोलचाल भारत आ नेपाल दू देशके मिथिलांचल प्रक्षेत्रमे होईत अछि। मैथिली बहुत पुरान समृद्ध भाषा छी, तकरा ज्योतिरीश्वर आ विद्यापति'क रचना सँ प्रमाण रूपेँ जानल जाईछ। संस्कृत  सँ अबहट आ जनमानस केर वाणी मैथिली भाषाकेँ बाजय लेल कोनू विशेष भांगठ नहिँ रहैछ। मुदा पुरातनकाले सँ  सामाजिक मान्यतामे कहल गेल छैक जे कोसभरि पर पानि आ तीनकोस दुरी पर

वाणीमे वदलाउ स्वत: रहैछ। से हम ठिके तीन कोस हटनी - नौआबाखर सँ अपन मातृक बालपनमे गमहरिया,पिसियौत भायके सासुर पड़री ,बहिनक सासुर केवटापटी - रसुआर आ पितियौत बहिन के सासुर जोबहा अरहा तथा बाबुक मातृक सुकमारपुर नारेदिगर प्रगाना पहिले खेप गेलहुँ तँ ओतुका वार्तालापमे अपनाकेँ असहजताक अभास भेल रहय। ओहि गाममे सबके सब यौ सम्बोधनक बदलामे जेष्ठ श्रेष्ठ लेल गौ! आ अपना सँ छोट वयस लेल रौ एवं छोट वालिका ; छौरी लेल गे शव्द क' उच्चारण कयल जाईत छल। से अपना सँ पैग स्त्री सम्बन्धमे यथा- माय,बहिण, दीदी,बड़की काकी - मामी , नानी ,मैयाँ लेल हे गे ! शव्द बाजल जाइ छलैक। किनको पैघ लोकके दुरस्थ सँ शोर पारय लेल हे हौऊ ! आ अपना सँ छोट वयक्रमके छौड़ाकेँ चिकैरके बजाओल गेनाई पर - हे रे हे ...! शव्द बाजल जाइ। तहिना चद्दरि(शाल) के लेल एकलाई शव्द आ कमीज शव्द लेल अंगा तथा ब्लौज 'क जगह आँगी कहल जाई। सारी केर जगह नुआँ आ धोतीके लेल ननकिलाठ कहैत सुनि अचरज हुअय। तकियाके लेल पर्यायवाची शब्द सीरमा (बार्ली) आ पनही लेल जूता तथा सटका लेल पेना बाजल जाईक। हांसु कैँ कचिया, दबियाके पगारिया आ बसुला कहल जाए तँ बैसला कैँ कोन ओजार शव्द दै से स्मरण नहिं अबैत अछि ।

एहिं तरहेँ बालमन पर नव शव्द ज्ञान हेबाक बुझबाक लाभ ओहि समयके यात्रा सं भेल छल। से एकहि गाममे सवर्ण तबकामे जे मैथिली सुसंस्कृत रूपेँ बाजल जाईछ ,ओहि गामक पिछरल आ अधिक पिछरल समाजमे ठेंठी मैथिली भाषा रूपेँ बाजल जाईछ। ताहि गामक दलित - महादलित समाजमे अपभ्रंश मैथिली बजैत सुनल गेल छैक। जहन की एतय तीन कोस बाला भौगोलिक दुरी नहिं न रहैछ,आ एके राजस्व गामक टोल भिन्न - भिन्न बसाबट रहैछ। मुदा ताहिके मैथिली भाषा नहिं मानि ; बोली-वाणी क्षेत्रीय बुझल जाईत छैक। एखन २ हजार लगधक लेखकमे आधा लोक जे शिक्षक

संवर्ग सँ छथि,ओ शपथपत्र बनेबामे आ मानक तय करबाक फिराकमे राति -दिन लागल छथि। से कदाचित पाठक वर्ग लाखोंमे होयत जे हापिडिपी बनबै सँ अपनाकेँ फराक रखने अछि। मैथिली मानक मिथिलांचलमे रहनिहार बेसी आवादी'क मातृभाषा सँ हुअय। जे कियो तहन - तखनके जगह तब ' शव्द' बजैत आबि रहलैन हन् ,तेकर परोक्षरूप सँ वहिष्कार करैक ई अन्दरूनी महा षड्यंत्र रचल जा रहल अछि। तेँ मिथिला राज्य निर्माण केर माँग जाधरि एतुका सर्वहारा वर्ग नहिँ उठाओत ,ताधरि ई माँग कमजोर बनले रहत। जा धरि मैथिली बजनिहार क' बीच ई गहींरपन भेदभाव नहिं मिटत ,तँ जोर कतय सँ आओत? तेँ मैथिली मानक लेल सब बिन्दु पर सम्यक विचार,सब वर्गक हीतमे मुदा उठय। मैथिली केर जे क्षेत्रीयता भाषामे फरक छै, तकर समन्वय आवश्यक अछि। डॉ० अशोक झा अबिचल ऐ संदर्भ म विस्तृत आलेख कोसी संदेश त्रिमासिक पत्रिका म लिखने रहथि। डॉ० महेंद्र नारायण राम करैत छथि " लोक-संस्कृतिक मूलमे जे जन समूह रहैछ, जेनाकि दलित, शोषित पीड़ित एकरा पिछरलक संज्ञा सँ अविहित कयल जाइत अछि से असली मैथिली जीवी छै। मैथिली भाषा ओकरा लोकगाथामे , लोककथामे लोककला, लोकगीत लोकसंगीत,लोकशिल्प, लोकनाट्य, लोकनाच, लोकवाहा,पावैन तिहार,भावभगैत, गहबरगीत रहन- सहन, खाइन-पीअन आ पेनहब-ओरहबमे रचैत बसैत य। श्री जगदीश प्रसाद मंडल जीके उक्ति छैन-"सवर्ण समाज आब गाम देहातमे बढ़ कम रहैत छैथ। हुनक बाल बतरू सेहो मातृभाषा मैथिलीमे कमे परंच हिन्दी अंग्रेजी आ आन विदेशी भाषा केँ अपनौने जा रहल छैक। एक सरकारी जातीय सर्वेक्षण सँ थाह चलैत अछि-निशन्न मैथिली भाषाक प्रयोग कम साक्षर आ अनपढ़ गरीब गुरबा केर द्वारा होईछ । ओकरे कंठ सँ विशुद्ध मैथिली बहराईत अछि आ ओ ऐ मैथिली भाषा केँ जिआके अक्षण्णुन आईधरि रखने अछि। ई समाज मैथिली नाम पर सुविधा वंचित रहल, एकर हिस्सा बखरामे लुट मचेनहारके सब निठाहे

देख लैत य। ई एक समाजशास्त्रीए ज्वलंत समस्या उत्पन्न कयल जा रहल छैक। .....से कोय बजतै रे!

-लाल देव कामत मो० ७६३१३९०७६१

अपन मतंव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.५.कुमार मनोज कश्यप- लघकुथा- पारस



कुमार मनोज कश्यप

लघकुथा- पारस

सूर्यनाथ भोरे केबाड़ खोलि चौखटि सS जखने डेग बाहर देलनि तS देखलनि ओसारा पर कुक्कुर पड़ल। कतबो ‘’हट्ट- हट्ट’’ आ लाठी फटकारला के उपरांतों कुक्कुर नहिं उठल; तS बुझि गेला जे मुईल पड़ल अछि। भरि मोन जते जे गारि अबैत छलनि से कुक्कुर पोसनिहार के पढ़लनि। फेर सोमना के ताकS बिदा भेला तS ओहो गेल छल सुगर चड़बय। पहर दिन बितला के बाद सोमना बड़-बड़ाईत हाजिर भेल। गमछा सS मुरेठा बन्हलक फेर डाँड़ सS रस्सी खोलि कुक्कुर के पछिला दुनू पैर मे ससरफानी बान्हि घिसिया कS लS जाय लागल। 'हाँ .... हाँ! .... थम्ह .... थम्ह! रे अलबटहा! कि करै छैं ई? सुझै नै छौ कुक्कुर के मुँह सS शोणित बहै छै? सौंसे घर-द्वार घिनेलै रे अन्हरा! कते भारी छै ई रे? कोरा मे उठा लेबैं से नहिं होई छौ? हरामखोर नहिंतन! पाई लेता धरा

कS आ काज करता बेगारी जकाँ!’’ - सूर्यनाथ अपन सभटा भड़ास सोमने पर निकालि लेबS चाहैत छलाह।

- 'थम्हू! की बाजै छी आहाँ? उपकार मानियौ एकर; नहिं तS सड़ि कS गन्हाईत तS घर-द्वार सभ छोड़ि कS पड़ाय पड़ितै।' कनियाँ के बात सभ के थतमता देलक। ओ फेर सोमना के देखि कS बजलीह - 'आहाँ अपन काज करू, शोणित के हम निपि कS साफ कS देबै। आ हे! फूर्ति सS एकरा फेकि कS हाथ-मूँह धोने आऊ। ताबत हम चाह-जलखै के व्योंत कS कS रखैत छी।’’

सोमना के बकझड़ लागि गेलै - साँच छै ई कि ओ ठाढ़े-ठाढ़ सपना रहल अछि ?

-कुमार मनोज कश्यप सम्प्रति: भारत सरकारक उप-सचिव, संपर्क: सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व (दिल्ली हाट के सामने), नई दिल्ली-110023 # 9810811850
ईमेल: writetokmanoj@gmail.com

अपन मतंव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.६.आचार्य रामानंद मंडल-मैथिली मानकीकरण/ महाकुंभ



आचाय र्रामानदं मडंल

मैथिली मानकीकरण/ महाकुंभ

१

मथिली मानकीकरण

आइ कालि एगो नव मैथिली शोध संस्थान जोर शोर से मैथिली के मानकीकरण पर भीरल हय। नेपाल के अंतरराष्ट्रीय मैथिली भाषाविद डॉ रामावतार यादव,वरीय आलोचक डा रमानंद झा रमण,वरीय साहित्यकार डा भीमनाथ झा आ अन्य के समूह द्वारा मैथिली के स्थिरीकरण के लेल

मानकीकरण के आवश्यकता बतैलन।समुह द्वारा मैथिली के वर्तनी के स्थिरीकरण के दिशा मे काज कैल गेल।इहो बताएल गेल कारक के विभिक्त जोर के लिखल जाए। कारण कि आबि मैथिली विश्व भाषा बन गेल हय।

परंतु समुह मैथिली के विभिन्न शैली यथा अंगिका, बज्जिका, खोरठा आ नागपुरी पर कोनो विचार न कैलन।समुह अतीत के विचार से प्रभावित हो अइ सभ के उपेक्षित कैलन जेना अतीत मे करैत रहलैन ।
मैथिली लोकभाषा के पाणणि के व्याकरण जेका संस्कृतनिष्ठ बनाके मैथिली के लोक से दूर कै देलन।अइ संदर्भ मे एगो घटना के स्मरण आवश्यक हय जे एकबार प्रसिद्ध साहित्यकार जगदीश प्रसाद मंडल के रचना के बर्तनी के बदल देल गेल रहय।परंच बाद मे इ विदेह पत्रिका वोइ रचना के हु बहु हु प्रकाशित कैलन।बाद मे जगदीश प्रसाद मंडल के उपन्यास पंगु पर साहित्य अकादमी पुरस्कार से पुरस्कृत कैल गेल।

आब विचार के विषय इ हय कि केन्द्रीय मैथिली अर्थात मानक मैथिली जेकरा सोतीपुरा मैथिली कहल जाइ हय मे तत्सम शब्द के प्रयोग ज्यादा होइ हय जौं कि अंगिका -बज्जिका मे तद्भव आ देसी शब्द के प्रयोग होइ हय। वर्तनी मे जंहा मैथिली मे ण,ष,ऋ के प्रयोग कैल जाइ हय त इ बज्जिका मे ण,ष,ऋ के प्रयोग निषेध कैल गेल हय।ण के बदले न,ष के बदले स आ ऋ के बदले रि के प्रयोग कैल जाइ हय। तुलनात्मक अध्ययन कैला पर पायल जाइ हय कि एकरा उच्चारण से कोनो मतलब न हय बल्कि वर्तनी मे भिन्नता के द्योतक हय। एकटा गाम आ एकटा समाज के व्यक्ति के वर्तनी मे भिन्नता पायल जाइत हय। यथा - अतीत मे लोहना मधुबनी के विद्वान रमाकांत झा आ विद्वान कांचीनाथ झा किरण। वर्तमान मे वोही गाम के कथाकार अशोक आ शिवशंकर श्रीनिवास।
मिथिला के विभिन्न क्षेत्र वर्तमान मे बज्जिकांचल आ अंगिकांचल हो आ अतीत के मिथिला आ तिरहुत क्षेत्र के मैथिली भाषा भिन्नता के बोली कह

के खारिज करनाई अपने पैर पर अपने कुरहर चलनाइ साबित होयत। भिन्न-भिन्न क्षेत्र के शब्द आ वर्तनी के समेकित करनाई आवश्यक प्रतीत होइ हय। शब्द आ वर्तनी के पर्यायवाची बनाबे के आवश्यकता हय।परंच वर्तनी के नाम पर वर्तमान संपादक महाकवि विद्यापति के अवहट्ट रचना के शुद्ध मैथिली बनाबे पर भिरल हतन।

२

महाकुंभ

सनातन धर्म मे छह बर्ष पर अर्धकुंभ आ बारह बर्ष पर कुंभ के विधान हय। अर्धकुंभ छह बर्ष पर प्रयागराज आ हरिद्वार में लगय हय।उत्तर प्रदेश सरकार कुंभ के नाम महाकुंभ क देलन हतन। उत्तर प्रदेश के प्रयागराज मे आइ काल महाकुंभ लागल हय।

पौराणिक कथा के अनुसार समुद्र मंथन के उपरांत अमृत कलश प्राप्त भेल रहय। अमृत पान के लेके देव आ दानव मे पहिले हम त पहिले हम पान करब के लेल संघर्ष भे गेल।छीना झपटी में अमृत कलश से अमृत के बूंद चार स्थान पर गिर पड़ल। चार स्थान प्रयागराज, हरिद्वार, उज्जैन आ नासिक हय। अमृत वितरण के लेल देव विष्णु मोहिनी रूप धारण क के अमृत वितरण कैलन।

कुंभ स्नान मे नागा साधु के प्राथमिकता देल जाय हय।२०२५मे कुल छह शाही स्नान हय। पौष पूर्णिमा १३जनवरी २०२५के प्रथम शाही आ द्वितीय मकर संक्रांति १४ जनवरी २०२५ के स्नान संपन्न भे गेल हय। तृतीय मौनी अमावस्या २९ जनवरी २०२५, चतुर्थ वसंत पंचमी ०३ फरवरी २०२५ पंचम माघी पूर्णिमा १२ फरवरी २०२५ आ अंतिम शाही स्नान २६फरवरी २०२५के हय।

वर्तमान महाकुंभ से आयल समाचार में सोशल मीडिया पर कुछ समाचार काफी बायरल हय।जैमे एगो माला बेचेबाली बंजारण लरकी मोनालिसा नाम से चर्चित हय। जेकर सुंदरता खास क के नीलगर आंख शोहरत बटोरले हय।वोकर सुंदरता के कारण वोकर ब्यापार सेहो प्रभावित भेल।वोकर कहना हय कि लोग हमर भिडियो बनबैय परंच माला न खरीदय हय।आब हमर भिडियो वोहे बनायत जे हमरा से कम से कम एगो माला खरीदत।आइ मोनालिसा महाकुंभ के मोहिनी बनल हय।

दोसर आइआइटियन बाबा  मुकेश सिंह खुब बायरल हय।वो अपन बुद्धिमत्ता से लोग बड प्रभावित क रहल हय।परंच कुछ उटपटांग बयान से हुनका संबंधित अखाड़ा से निष्कासित क देल गेल त दोसर अखाड़ा अपना लेलक।अपना पिता के बारे मे व्यक्त विचार सनातन परंपरा के विपरीत हय।

तेसर नकली साधु के नाम पर लोग साधु से बदतमीजी कैल देखल जा रहल हय।

चौथा अघोरी नागा लोग के काफी प्रभावित क रहल हय।

पंचम  माडल लरकी  हर्षा नकली जटा के कारण विवादित रहल।वोकरा संबंधित अखाड़ा से निष्कासित कैल गेल।

महाकुंभ में प्राकृतिक आपदा अगलगी चर्चा में रहल।दू गो सेक्टर में आग लग गेल। सैकड़ों टेंट काटेज आ कुटिया जल के राख भे गेल। आपदा प्रबंधन के तत्परता से कोनो जान के हताहत न भेल। एकटा महिला कहैत पायल गेल कि जे हम वस्त्र पहिनले छी वोकरा छोड़ के कुछियो न बांचल।हमर भगवान सेहो जर के राख भे गेल।

सम्प्रति पंद्रह सौ लोग नागा साधु बनलन। एगो फिलमी हिरोइन ममता कुलकर्णी सेहो किन्नर महामंडलेश्वर बनलन।

मौनी अमावस्या २९ ननवरी २०२५के भगदड़ मे प्राप्त सूचना के आधार पर १२ श्रद्धालु के मृत्यु भे गेल आ सैकड़ों घायल भे गेल।

महाकुंभ लागल हय।

-आचार्य रामानंद मंडल सीतामढ़ी।

अपन मतंव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.७.प्रणव कुमार झा- टी.यू. 142 विमान आ आईएनएस कुरसुरा पनडुब्बी के झलक (यात्रा संस्मरण)



प्रणव कुमार झा

टी.य. ू142 विमान आ आईएनएस कुरुसरा ु पनडुब्बी के झलक (यात्रा सस्मंरण)




TU 142M ENGINE
The Kuzhnetsov NK 12 MP is a Soviet Turbo Prop Engine of the 1950s designed by the Kuzhnetsov Design Bureau, Samara (USSR) after World War II. It drives large 08 blades (02 in no contra rotating propellers) 5.6 m in diameter. It is the most powerful turboprop in the world ever built. The Engine has 14 stage axial flow compressor producing compression ratio of 9:1 to 13:1 depending on altitude controlled by variable Inlet Guide Vanes (IGV) and Blow-off valves. The Engine produces a massive power of 15,000 SHP (Shaft Horse Power).
GENERAL DATA
DESIGNATION : NK-12-MP
TYPE : TURBO PROP
DRY WEIGHT OF THE ENGINE : 3700 KGS
MAXIMUM POWER OF ENGINE : 15,000SHP
ENGINE ROTOR SPEED GROUND IDLE : 6600+200 RPM
FLIGHT IDLE TO MAX POWER : 8300+ 50RPM
COMPRESSOR : AXIAL FLOW, 14 STAGE WITH IGV.
COMBUSTION CHAMBER : ANNULAR TYPE WITH 12 SNOUT HEADS
TURBINE : AXIAL FLOW- REACTION-5 STAGES
EXHAUST : CONSTANT AREA TYPE
TURBINE GAS TEMPERATURE : 515°C UPTO 6 KM, 500° C ABOVE 6 KM
FUEL USED : ATKF -50
LUBRICANT USED : TURBONIC 312
OIL PRESSURE : 3.3-4 KG/CM²
ENGINE PORT SIDE VIEW
ENGINE STBD SIDE VIEW
टीपू 142 विमान इंजन के तकनीकी विवरण


भारतीय सेना के विभिन्न मेडल आ ओकर डिजाइनर के विवरण


टीयू – 142 विमान के अंदर के दृश्य आ ऑक्सीज़न टैंक जाहि से विमान के पूरा
क्रू लेल 16 घंटा के ऑक्सीज़न सप्लाई भेट सकय छैक।




समुद्रक सिहरन भरल लहर सभ आ अनन्त नीला आकाशक संगत विशाखपट्टनम शहर अपन विविधतासँ भरल आकर्षणक लेल प्रसिद्ध अछि। खास कऽ के औद्योगिक, व्यापारिक आ सामरिक महत्व के संगम अछि ई

शहर। एहि शहर के रामकृष्ण समुद्र तट एकटा आकर्षक  स्थल अछि जतय प्रातः काल आ संध्याकाल मे सागरक लहरि के देखैत, गिनैत वा ओकरा संगे खेलाइत समय बितेनाई मोन के किछ काल लेल एकटा सुकून आ सुखद अनुभूति दैत छैक। एना अनुभव होइत छैक जे सागर के लहर सब भगवान जगन्नाथ के मधुर पावन स्पर्श आ गंध के अपना संग समेटने लऽ आबि रहल होई। कतेको लोक आ पर्यटक नित प्रातः आ संध्याकाल एहि मनोरम हवाखोरी के आनंद लैत अछि। एहि बीच हमरो ई आनंद लेबाक अवसर भेटल छल। एहि क्रम मे सागर किनारे टहलैत बौखैत एकटा आकर्षण के केंद्र देखय मे आयल -  टि.य. ू142 विमान सग्रंहालय आ आईएनएस कुरसरा ु पनडुब्बी सग्रंहालय। इतिहास, विज्ञान आ वीरताक संगमक जीबैत-जागैत प्रमाण अछि ई संग्रहालय जे एहि सागर तट पर स्थित छैक। ई संग्रहालय मात्र एकटा ऐतिहासिक संरचना नहि, बल्कि आकाशीय आ पातालीय रणक्षेत्रमे भारतीय नौसेनाक अपराजेयता कैँ दर्शाबयवला प्रतीक छी। स्वाइत जिज्ञासा भेल त पहुंचलहु हमहु ऐ संग्रहालय के देखबाक लेल। संग्रहालय मे, बहुत रास गार्जियन सभ, बच्चा, बुढ़ नौजवान सभ टोली बना बना कऽ संग्रहालय के अंदर पहुँच रहल छलाह आ ओकरा माध्यम से अपन सेना के वीरता, तकनीकी आ इतिहास के अनुभूति कऽ रहल छलाह।

विशाखपट्टनमक गौरव: टि.य. ू142 सग्रंहालयक गाथा

विशाखपट्टनमक रामकृष्ण समुद्र तटक नजदीक, एकटा अद्वितीय संग्रहालयक रूपमे टि.यू. 142 विमानक संरचना स्थापित अछि। ई संग्रहालय मात्र एकटा ऐतिहासिक स्थल नहि, बल्कि भारतीय नौसेना आ ओकरा गौरवशाली गाथाक जीवन्त दस्तावेज छी। तीन दशक धरि भारतीय महासागरक चौकीदार आ पाकिस्तानी पनडुब्बी चालकक डरक प्रतीक रहल टि.यू. 142 आइ विश्रामक अवस्था मे अछि, मुदा ओकरा योगदानक गाथा

अखनो चिरस्मरणीय अछि जे ऐ म्यूजियम के माध्यम स दर्शकक मोन मे जीवंत भ जाय छैक।

1988 मे भारतीय नौसेना द्वारा टि.यू. 142 कें अपनायल गेल। एहि विमानक मूल उद्देश्य अमेरिकी पोलारिस पनडुब्बी-क लॉन्च बैलिस्टिक मिसाइलक परिप्रेक्ष्य मे प्रतिरोध क्षमता बढ़बए छल। ई सोवियत यूनियनक उत्कृष्ट सामरिक डिज़ाइन छल। एहि गहन गतिक विमानक डिज़ाइन ओहि समयक शीतयुद्धक सामरिक चुनौती कें ध्यानमे राखि कयल गेल छल। टि.यू. 142M, जे सोवियत डिजाइन ब्यूरो द्वारा निर्मित छल, अपन समयक एकटा अग्रणी प्लेटफॉर्म छल। शीतयुद्धक दौरान, ई विमान रूसी, यूक्रेनी आ भारतीय नौसेना लेल कार्यरत रहल। भारत लेल, ई विमान विशेष रूप सँ साझा कएल गेल छल, जे ओय समय मे सोवियतक भारतक संग विश्वासपूर्ण संबंधक संकेत अछि।

रूसक प्रसिद्ध ट्यूपोलेव डिज़ाइन ब्यूरोक अद्वितीय कृति टि.यू. 142 के निर्माण 1968 ई. मे भेल छल। ई विमान समुद्री गश्ती आ लंबा दूरीक पनडुब्बी-रोधी अभियानमे उपयोग कैल गेल छल। भारतीय नौसेनाक सेवा मे ई अद्वितीय विमान 1988 सँ 2017 धरि रहल। 'एलोसर्क बहादुर' नाम सँ प्रसिद्ध, ई विमान अपन समयमे नौसेनाक रीढ़ मानल जाइत छल। एहि इंजन कें विशेष रूप सँ समुद्री मिशन आ लंबा दूरीक गश्ती लेल डिजाइन कएल गेल अछि। रात्रिकालीन उड़ान आ ईंधन भरबाक सुविधा लेल विमानक नाक पर फ्लश लाइट आ ईंधन भरबाक प्रोब लगाओल गेल अछि।

डिजाइन आ सरंचना

टि.यू. 142 विमानक डिज़ाइन मात्र एकटा युद्धक यंत्र नहि, बल्कि एकटा

इंजीनियरिंग चमत्कार छी।

- आकार आ माप:
  - विंगस्पैन: 51.1 मीटर।
  - लबांई: 49.5 मीटर।
  - ऊँचाई: 12.12 मीटर।
  - प्रोपेलर व्यास: 5.6 मीटर।
- इंजन: चारि कुज़नेत्सोव NK-12MV टर्बोप्रॉप, जे 14,795 HP शक्ति उत्पन्न करैत अछि।
- गति: 925 किमी/घंटा।
- सवो सीमा: 13,000 किमी बिना ईंधन भरने।

शक्ति आ क्षमता

ई विमान अपन अत्याधुनिक सेंसर सभ, सोनार बुई आ मैग्नेटिक एनोमली डिटेक्टरक मददसँ पनडुब्बीक खोज आ नाश करबाक कार्य करैत छल।

- ऑपरशेन अवधि: 10.5 घंटा तक निरंतर निगरानी।
- आयधु:
  - टॉरपीडो, बम आ डीप चार्ज।
  - DK-12 गन सिस्टम, जे 23 मिमी AM-23 तोप सँ लैस अछि।

टि.यू. 142 भारतीय नौसेना लेल मात्र एकटा युद्धक साधन नहि, बल्कि रणनीतिक महत्त्वक एकटा अचूक हथियार बनल।

इतिहासक गौरवगाथा

1. समद्री गश्ती आ पनडुब्बी शिकार: विमान कशर्न्-के खोज प्रणाली, एमएमएस-106 लादोगा मग्नैटोमीटर, आ सक्रिय आ निष्क्रिय सोनार बुई सँ लैस छल। ई पनडुब्बीक हलचल केँ सटीकता सँ पकड़बाक क्षमता रखैत अछि।

2. मिशनक अवधि: एक बेरक उड़ानमे 16 घंटा तक निरंतर गश्ती कएल जा सकैत अछि।

3. सक्रिय योगदान: कारगिल युद्ध आ विभिन्न समुद्री अभियानमे अपन महत्वपूर्ण भूमिका निर्वाह केलक।

4. ई विमान भारतीय महासागरक प्रहरी बनल, जे भारतीय तटीय सरुक्षा आ पनडुब्बी विरोधी ऑपरशेनक अभिन्न हिस्सा छल।

5. 2017 म, ट्रोपेक्स अभ्यासक दौरान, एकटा टि.य. 142 विमान 53 घटांक उड़ान रिकॉर्ड कएलक।

6. एहि विमान केँ भारतमे 'अल्बाट्रॉस' आ 'महासागरक प्रहरी' कहल जाएत अछि।

भारतक नौसेनामे टि.यू. 142 कए शामिल करब समुद्री सुरक्षा लेल क्रांतिकारी साबित भेल। ई विमान पनडुब्बीक खोज आ नष्ट करबाक लेल आवश्यक सोनार बई सिस्टम आ उन्नत मग्नैटिक एनॉमली डिटेक्टर सँ

सज्जित छल। कारगिल युद्ध आ भारतीय महासागरक रणनीतिक मिशनमे एहि विमानक महत्त्वपूर्ण भूमिका रहल।

आईएनएस विक्रमादित्यक सहकार्य सँ चलैत एहि विमानक अभियान भारतीय समुद्री सीमा कैँ अजेय बना देने छल। 2017 मे जखन ई विमानक सेवा समाप्त भेल, तखन भारतीय नौसेनाक इतिहासमे एकटा स्वर्णिम अध्याय बंद भेल।

संग्रहालयक निर्माण आ वर्तमान स्वरूप

टि.यू. 142 कैँ सेवा समाप्तिक बाद विशाखपट्टनमक समुद्री तट लग संग्रहालयमे परिवर्तित कएल गेल। 2017 मे ई संग्रहालय आम लोकक लेल उद्घाटित भेल। एतय ई विमान कैँ एहन तरहेँ स्थापित कएल गेल अछि, जहि सँ आगंतुक सभ विमानक अंदर आ बाहर दुनूक अनुभव कऽ सकैत छथि।

संग्रहालयक मुख्य आकर्षण सभ:

1. इंटरएक्टिव डिस्प्ल: संग्रहालयमे विमानक अंदर जँका संरचना राखल गेल अछि, जतय आगंतुक सभ कैँ सोनार सिस्टम, रडार आ विमानक इंजिन संचालनक अनुभव होइत अछि।

2. विमानक अदंरक यात्रा: विमानक अंदरक हिस्सा देखबाक व्यवस्था अछि, जतय तकनीकी उपकरण सभ आ पाइलटक केबिनक साक्षात अनुभव होइत अछि।

3. थीम पार्क: संग्रहालय लग एकटा थीम पार्क सेहो अछि, जतय बाल-बच्चा सभ कैँ विमानक मॉडलक संग ज्ञान प्राप्त करबाक अवसर भेटैत अछि।

संग्रहालय मे घुमैत हमर नजर एकटा इंटरएक्टिव डिस्प्ले पर पड़ल जाहि मे भारतीय सेना द्वारा देल जाय बला विभिन्न चक्र आ मेडल के डिजाइन के खिस्सा जांबाक अवसर प्राप्त भेल

सावित्रीबाई खानोलकर: पराक्रमक प्रतीकक सृजिता

सावित्रीबाई खानोलकर (जन्म: ईव इवोन मडाय डे मारोस, 20 जुलाई 1913 -26 नवम्बर 1990) स्विस-भारतीय डिजाइनर छलीह, जे भारतीय सेनाक सर्वोच्च वीरता पुरस्कार परम वीर चक्रक डिजाइनर रूपमे प्रसिद्ध छथि। ई पुरस्कार युद्धक समयमे असाधारण पराक्रम देखेनिहार वीर सैनिक सभ कैँ प्रदान कएल जाइत अछि। सावित्रीबाई खानोलकर अनेक महत्वपूर्ण वीरता पदकसभक डिजाइन सेहो कएलनि, जइसमे अशोक चक्र (AC), महावीर चक्र (MVC), कीर्ति चक्र (KC), वीर चक्र (VrC) आ शौर्य चक्र (SC) शामिल अछि। ओ 1947 केर जनरल सर्विस मडेलक डिजाइन सेहो कएलनि, जे 1965 धरि उपयोग कएल गेल। सावित्रीबाई एकटा कुशल चित्रकार आ कलाकार सेहो छलीह।

सावित्रीबाई खानोलकरक जन्म ईव इवोन मडाय डे मारोस नामसँ न्यशूाटेल, स्विट्जरलडैंमे 20 जुलाई 1913 कैँ भेल छल। 1932 मे ओ भारतीय सेना केर कैप्टन (बादमे मेजर जनरल) विक्रम रामजी खानोलकरसँ विवाह कएलनि। विवाहक बाद ओ सावित्रीबाई खानोलकर बनलीह, हिंदू धर्म अपनएलनि आ भारतीय नागरिकता प्राप्त कएलनि। भारतक स्वतंत्रताक बाद, भारतीय सेनाक एडजटेंट जनरल मजेर जनरल हीरा लाल अटलक अनुरोधपर सावित्रीबाई कैँ भारतक सर्वोच्च वीरता पुरस्कार परम वीर चक्रक डिजाइन करबाक जिम्मेदारी देल गेल। मेजर जनरल अतल कैँ विश्वास छल जे भारतीय संस्कृति, संस्कृत आ

वेदसभमे सावित्रीबाईक गहन ज्ञान एहि पुरस्कारक डिजाइनमे वास्तविक भारतीय भावना समाहित करत।

परम वीर चक्रक डिजाइन भारतीय संस्कृति आ पराक्रमक प्रतीक छी। एहि चक्रक रूपमे चक्रवर्ती सम्राट अशोकक सिंहासनपर उकेरल चक्रक प्रतीकक उपयोग कएल गेल अछि। ई डिजाइन युद्धमे वीरताक अद्वितीय भावनाक प्रतिनिधित्व करैत अछि।

सावित्रीबाईक बड़का बेटी कुमुदिनी शर्माक देवर मजेर सोमनाथ शर्मा (4 कुमाऊँ रेजिमेंट) भारत-पाकिस्तान युद्ध 1947क दौरान 3 नवम्बर 1947 कँ कश्मीरमे वीरगतिक प्राप्त कएलनि। हुनका मरणोपरांत पहिल परम वीर चक्र प्रदान कएल गेल। ई संयोग सावित्रीबाईक जीवनक वीरताक इतिहासमे एकटा अद्वितीय स्थान बनाबैत अछि।

एहि संग्रहालयक यात्रा कए संपूर्ण रूपेँ ऐतिहासिक, तकनीकी आ सांस्कृतिक अनुभवक संग जोड़ल जा सकैत अछि।

- समय: संग्रहालय सप्ताहक सातो दिन 2 बजे दुपहर से 9 बजे राति धरि खुलल रहैत अछि।
- प्रवेश शुल्क: 100 रु० मे टीयू 142 आ आईएनएस कुरसुरा दुनु संग्रहालय के संयुक्त टिकट भेटय अछि। बच्चा लेल ई दर आधा भ जाय छैक।

विशाखपट्टनमक रत्न: आई.एन.एस. कुरसरा सग्रंहालयक गाथा

विशाखपट्टनमक समुद्र तटपर स्थित आई.एन.एस. कुरसुरा संग्रहालय सेहो एकटा आकर्षक स्थल छी, जतऽ आधुनिक सैन्य इतिहास, नौसेनाक गौरव

आ समुद्री अभियानीक अद्भुत संगम देखल जा सकैत अछि। ई संग्रहालय भारतीय नौसेना आ पनडुब्बी अभियानीक महत्त्वपूर्ण ऐतिहासिक दस्तावेज छी, जेकरा देखबाक संग अहाँक मनमे अद्भुत गर्व आ प्रेरणा उत्पन्न होइत अछि।

आई.एन.एस. कुरसुरा (एसएसके 42) सोवियत संघक फॉक्सट्रॉट-क्लास डीजल-इलेक्ट्रिक पनडुब्बी छल। 18 दिसंबर 1969 कें भारतीय नौसेनाक हिस्सा बनल ई पनडुब्बी 31 वर्षक सेवा प्रदान कएलक। भारतीय महासागरक प्रहरीक रूपमे ई पनडुब्बी कईटा प्रमुख अभियानमे हिस्सा लेलक, जइसँ भारतीय नौसेनाक सामरिक शक्ति आ रणनीतिक क्षमताक प्रदर्शन भेल।

1971 करे यद्ध आ सवोक उपलब्धि

कुरसुराक भारत-पाकिस्तान युद्ध 1971 मे अहम भूमिका रहल। एहि युद्धमे ई पनडुब्बी गुप्त गश्ती मिशनसभमे शामिल रहल, जे भारतीय नौसेनाक रणनीतिक सफलतामे योगदान देलक। बादमे ई विभिन्न नौसैनिक अभ्यासमे हिस्सा लेलनि, जइमे दोसर देशसभक संग सहकार्य सेहो कएल गेल। कुरसुरा अनेक अवसर पर अन्य देशसभक "गुडविल" भ्रमण सेहो कएलक।

महत्वपणू सवो अवधि

- 1971 कें भारत-पाक यद्ध: कुरसुरा पनडुब्बी युद्धक समय भारतीय तटीय क्षेत्रक सुरक्षा सुनिश्चित करबाक महत्वपूर्ण जिम्मेदारी निभेलक।
- शांतिपणू गश्ती: समुद्रक विभिन्न क्षेत्रमे निगरानी आ भारतीय समुद्री सीमा पर सुरक्षा प्रदान करबाक कार्य करैत रहल।

22 फरवरी 2001 कैं सेवा समाप्तिक बाद, एहि पनडुब्बी कैं विशाखपट्टनमक समुद्र तटक संग्रहालयमे बदलल गेल, जाहिसँ आम जनता एहि सैन्य गौरवक अनुभव कऽ सकए।

कुरसराुक सरंचना आ क्षमता

- लबांई: 91.3 मीटर।
- चौड़ाई: 8 मीटर।
- ड्राफ्ट: 6 मीटर।
- विस्थापन:
  - सतह पर: 1,950 टन।
  - जलमग्न अवस्था मे: 2,475 टन।
- गति:
  - सतह पर: 16 नॉट।
  - जलमग्न अवस्था मे: 15 नॉट।
- पावर सिस्टम: डीजल-इलेक्ट्रिक इंजन, जइसँ सतह पर यात्रा करबाक संग-संग जलमग्न अवस्थामे शक्ति प्रदान होइत अछि।

आयधु आ क्षमता

- टॉरपीडो ट्यब: 10टा टॉरपीडो ट्यूब (छहटा अगिला आ चारि पिछला)।
- गहराई क्षमता: 250 मीटर धरि जलमग्न यात्रा।

- क्रू सदस्य: 77 सदस्यक क्षमता, जइमे अधिकारी आ नाविक दुनू शामिल छथि।

सग्रंहालयक वतर्मान रूप: ऐतिहासिक धरोहरक पनुरुद्धार

डीकमीशनिंगक बाद, 9 अगस्त 2002 कैं आंध्र प्रदेशक मुख्यमंत्री एन. चद्रंबाबू नायडू एहि पनडुब्बी कैं राष्ट्रक प्रति समर्पित कएलनि। 24 अगस्त 2002 कैं एहि कैं सार्वजनिक संग्रहालयक रूपमे विशाखापट्टनमक आर.के. बीच पर राखल गेल। ई अपन अंतिम यात्रा विशाखापट्टनम धरि पूरा कएलक आ ततबे समयसँ ई पर्यटकसभक लेल एक अद्वितीय आकर्षण बनि गेल। आई.एन.एस. कुरसुरा संग्रहालय केवल एकटा युद्धपोत नहि, बल्कि भारतीय नौसेनाक साहस, शौर्य आ समर्पणक जीवंत दस्तावेज छी। एहि संग्रहालयमे लोक अपनहि आँखिसँ पनडुब्बीक अंदरक जीवन आ संचालनक जटिलता कैं देख सकैत छथि। कुरसुरा दुनियाक ओहि पनडुब्बीसभमे सँ एक छी जे संग्रहालय बनलाक बादो अपन मूल रूपमे संरक्षित अछि। विशाखापट्टनमक "जरूर देखय योग्य" गन्तव्यक रूपमे ई प्रसिद्ध अछि। खास बात ई अछि जे डीकमीशन कएलाक बावजूद, कुरसुरा कैं भारतीय नौसेनाक "ड्रेसिंग शिप" सम्मान देल जाइत अछि, जे सामान्यतः सक्रिय जहाजसभकैं देल जाइत अछि।

प्रमखु आकर्षण

1. पनडुब्बीक आतंरिक भागक अनभुव:
   आगंतुक सभ के पनडुब्बीक संकुचित गलियारा, नियंत्रण कक्ष, सोनार प्रणाली आ टॉरपीडो कक्षक निरीक्षण सद्यह करबाक अवसर भेटय छैन।

2. डिजिटल प्रदशर्न आ सचूना केंद्र:

संग्रहालयमे आधुनिक डिजिटल स्क्रीन आ मल्टीमीडिया प्रदर्शनक माध्यम सँ पनडुब्बीक इतिहास आ योगदान पर विस्तृत जानकारी प्रस्तुत कएल जाइत अछि।

3. नौसनिक जीवनक झलक:
   संग्रहालयमे नौसैनिक क्रूक दैनिक जीवन, चुनौती आ संग्रामक अनुभवक झलक सेहो देखायल जाइत अछि।

ई संग्रहालय मात्र एकटा ऐतिहासिक स्थल नहि, बल्कि भारतीय रक्षा प्रणालीक प्रति लोकक जागरूकता आ गर्वक भावना जगबैत अछि। यदि अहाँ विशाखपट्टनम जाएब, तऽ एहि संग्रहालयक यात्रा जरूर करू।

[प्रणव कुमार झा, राष्ट्रीय परीक्षा बोर्ड, नई दिल्ली, जनवरी 2025]

अपन मतंव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## पद्य

३.१.प्रणव कुमार झा-लोकतंत्रक रंगमंच

३.२.राज किशोर मिश्र-हम नव स्वर छी

३.३.प्रमोद झा  'गोकुल'-कान्ह चखौतथि कब कब ओल

३.४.जगदानन्द झा 'मनु'-२० टा हाइकू

३.५.राम शंकर झा "मैथिल"- कोल्हूक बरद

## ३.१.प्रणव कुमार झा-लोकतंत्रक रंगमंच



प्रणव कुमार झा

लोकतत्रंक रगंमचं

लोकतंत्रक रंगमंच पर, खेल अजगुत होइत अछि,
नेता लोकनि वादा करैत, जनता लहालोट होइत अछि।
कखनो पार्टी गलबहिया करत, कखनो बैर विरोधक राग,
जनता बीच भ्रमक जाल, केकरो पर करी कोना विश्वास?
चुनावी रैली, भाषण भारी, आश्वासनक बौछारि,
वोटक लेल सब किछु संभव, बाद में देत नकारि।
भाषण मे नै रहल मिठास, सबहक बोल भेल कड़वा
कि केलहु, कि करब बात नै, बस लड़बैत रहत सरबा।
मीडिया मुद्दाक बात उठाओत नै, करत टीआरपीक खोज
बिना बात के मुद्दा पर मुर्गा, लड़बईत रहत  रोज ।
कोना समाज समृद्ध सुखी होय, किए करत विचार
टीवी न्यूज मे जनता खोजय पापड़, घी, आचार ।
जनता भेल अछि साधन मात्र, वोटक गिनतीक खेल,
सेवा शब्दक अर्थ विलुप्त भेल, पैसाक राजक मेल।

चुनावक संग फूटल सपना, आशाक बुझाइत अछि अंत,
लोकतंत्रक दीप जरबाक लेल, कतय अछि सत्यक पंथ?

[प्रणव कुमार झा, राष्ट्रीय परीक्षा बोर्ड, नई दिल्ली]

अपन मतंव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

# ३.२.राज किशोर मिश्र-हम नव स्वर छी



राज किशोर मिश्र

हम नव स्वर छी

नव जुग  के हम स्वर छी,

विज्ञानक बोल प्रखर छी।

ढोँग-ढकोसला-बंधन सँ,

छी नहि हम कनिको बान्हल ,

हम नहि ओ वाणी,जुग-जुग सँ

जे आर्त भेल बस कानल ।

हम छी उन्मुक्त अकास सन ,

जकर नहि गाड़ल बुर्जा ,

हम छी अनंत व्योम के

गुंजायमान ध्वनि-ऊर्जा ।

नूतन समयक अश्वरथक हम घर्घर ,

सुनि रहल हमरा,बीतल काल जर्जर ।

नव जुग के स्वागत मे हम छी उठल तान ,

जेना प्रतिपदा के बाद गगन मे उगल चान ।

आगू दिस बढ़ि रहल हम छी धाप-ध्वनि ,

चमकैत चारू कात जनु मनिआर-मणि ।

प्रीति-अनुरागक मधुमय बोल ,

विजय-हुलासक गर्दम-घोल ।

जे हारि क' फेर जीत गेल ,

हम तकर गीत ,

ध्येय-पथक हम शंखनाद,

हम नव संगीत ।

हम प्रगतिक प्रस्थान लेल,

गाओल गेल मंगल-गान ,

आ' दुर्वाक्षतक मंत्र संग ,

शुभ-शुभ होइत चुमान।

नवजुगक सृजन लेल स्वस्तिवचन,

हम जग कल्याणक नव प्रवचन।

हम नव जागरणक  नव ऋचा-स्वर ,

छी मंत्र ओ  जे पढ़ल विज्ञान-अधर ।

फेक्टरीक कर्कश अबाज छी ,

झन-झन करैत पाकल धान ,

उन्मुक्त बोल नवतुरिआ के ,

हम स्वर नभभेदी मंगल-यान ।

अपन मतंव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३.३.प्रमोद झा  'गोकुल'-कान्ह चखौतथि कब कब ओल



प्रमोद झा  'गोकुल'

कान्ह चखौतथि कब कब ओल

जाति पाति नहिं पूछय कोइ।
हरिके भजय से हरिके होइ।।
सोल्हकन बाभन दलित भंगी।
सबहक हिरदय राम बजरंगी।।
सीमा रेखा सब नांघि चुकल अछि।
दूरा दरबज्जा एकठार भेल अछि।।
ऊँच नीच सब भेल निपत्ता।
समता बाजय चढ़िके हत्ता।।

खत्तामे गरल जे अभिशाप बनल छल।
भारतक भाग्यके जे डसि रहल छल।।
तकरा पुनि जीबंत की कय रहल छी?
दुर्छी दुर्छी अहाँ सब ई की कय रहल छी ??
स्वार्थ चटोर भै जुनि बटेर लड़ाउ।
बिसरल बात पुनि जुनि दोहराउ।।
वसुधैब कुटुम्ब केर धुजा फहराउ।
अपने घर अपने जुनि आगि लगाउ।।
घर घर सीता करै छथि पुछारि।
राम ठाढ़ छथि दुवारिये दुवारि ।।
चुप रहु चुप रहु बाजू जुनि बेसी बड़ बोल।
राधा सङ कान्ह चखौतथि कब कब ओल ।।

- प्रमोद झा 'गोकुल', दीप, मधुवनी (विहार) फोन-9871779851

अपन मतंव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३.४.जगदानन्द झा 'मनु'-२० टा हाइकू



जगदानन्द झा 'मन'ु

बीसटा हाइकु

१

अमर कंठ

अमृत स्वर अछि

माय अहाँके

२

पाइ रहितो

भूखक दर्द पुछू

कोनो बापसँ

३

मायक हाथ

बापकेर संगति

भाग्यवानकेँ

४

एखनो स्वाद

पनिगर सागकेँ

मोन परैए

५

भूखल पेटे

खूब यादि अबैए

चीनीक रोल

६

घमंड संगे

गर्व अछि हमरा

बाबूजीपर

७

बाबूक बात

माँकेँ लात बूझलौं

चालीस बाद

८

कहेलौं आब

हुनकर प्रेममे

हम बताह

९

दीप आ बाती

सिनेहक खातीर

संगे जरल

१०

नै पजारब

प्रेमक आगि हम

अहाँक बिना

११

हम सचेत

मधुपान करब

डंक रहित

१२

मन फूलल

कोहबर रांगल

पिया अओता

१३

मोनक तार

अहुँकेँ पहुँचल

मानु नै मानु

१४

कियो हमर

करेज छू लेलक

बिन कहने

१५

हृदय जोड़ि

नहि सिखलौं हम

तोड़ैकेँ कला

१६

दर्द हमर

दबि क रहि गेल

बीच सभामे

१७

प्रेम केनाइ

आजुक समयमे

जान देनाइ

१८

हम बेजान

बाट देख थकलौं

अहाँ एलौं नै

१९

प्रेमक रोग

बताह बनेलक

दुख सहलौं

२०

प्रेम करब

प्रेम निबाहबमे

अन्तर छैक

- जगदानन्द झा 'मनु', मोबाइल नंबर ९२१२ ४६ १००६

अपन मतंव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३.५.राम शंकर झा "मैथिल"- कोल्हूक बरद



राम शकंर झा "मथिल"

कोल्हूक बरद

कोल्हूक कें बरद बनि घूमि रहल छि
जिनगी कें पहिया घसा रहल छि..!
कोल्हूक बरद बनि......!
कतह जायब..? कोना जायब...?
कियाक जायब.? कैय लाअ जायब
सब देखा- देखी मे भागि रहल अछि
पराअ रहल अछि
कोल्हूक बरद बनि....!
सब कें बुझल छैय सबकें देखल छैय
सब कें रमल छैय सबकें गमल छैय
किछु आंगा किछु बीच मे किछु पहिने
किछु संजोगने किछु समाहरने नुकाबैत
कोल्हूक कें बरद बनि....!
एहि बारि ओहि बारि ई खेत उ खेत
जोईत रहल छि जोतबा रहल छि

एहि गाम ओहि गाम ई नगर उ नगर
छिछिआ रहल छि बौआह रहल छि
कियाअ कथिलाअ ककरालाअ..?
ने हिनका बुझल ने हुनका बुझल
सब एक दोसर कें दाबैत पिचैत
कोल्हूक कें बरद बनि.....!
मरदक मोंछ बनि ऐंठि रहल छि
ग़ुमान लेल गामा पहलबान लेल
खरीदा रहल किताअ पअर किताअ
ठोकबा रहल छि कोठी पअर कोठी
नहिं साँझ नहिं भोर नहिं भिंसर
नहिं कलौउ नहिं बेरहट नहिं राति
बताह भेल भकुआ रहल छि
कोल्हूक कें बरद बनि....!
एहि ठाम ओहि ठाम सुनि रहल छि
आउ ठाम आउ ठाम सुनबा रहल छि
सब घर-घरान गाबि रहल अछि
सब सर -समांग गबबा रहल अछि
मुदा कें सुनत किनका सुनत..?
अपनहिं उल्लू सोझ करबाक लेल
ओंघाल अपसिंआत ओझराल छि
कोल्हूक कें बरद बनि....!
ज्यों जिनगीक यथार्थ मर्म बुझि
किछु दैत रहि किछु दियाबैत रहि
हंसी-हंस बाजि हँसाबैत रहि
हंसी-ठठाक बथान मचान

धिया-पुता सङ्ग बनाबैत रहि
मुदा जानि नहिं.....
कोल्हूक कें बरद बनि घूमि रहल छि
जिनगी कें पहिया घसा रहल छि...!!

-राम शंकर झा "मैथिल", उघरा, दरभंगा

अपन मतंव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

